गामे लोकक जेर संगे दुनू मायधी अर्थात् सुनैना आ जानकी, विदा भेली। लोकक बीच रंग-रंगक घौचाल चलैत। कोनो नीको मुदा बेसी अधले। घौचाल सुनि दुनू मायधीक मन विचलित हुअए लगलनि। बेटीक मुँह सुनैना निहारैत आ माएक मुँह जानकी। पोखरि घाटपर जहिना रंग-रंगक चालि रंग-रंगक भुरही-माछ दैत तहिना रंग-रंगक चालिक बात दुनू गोटे सुनैत। कचकूह मन जानकीक तँए बेसी विचलिते होइत गेलै। बताह भऽ बाबू छोड़ि पड़ाए जेता, समाज सहजहि हमरा सन-सनकेँ भगाइए रहल अछि। तखन माएक कि गति हेतै।

अधबटिया पछाति सुनैनोक मन मानि गेलनि जे पति पगला गेला। जानकीपर नजरि अँटका मोने-मन सोचए लगली जे बाइस बर्खक कुमारि बेटीक मुँह सिंह दुआरिपर केना देखब। कि दुनियेँ उजड़ि रहल छै आकि उजाड़ि चढ़ा देलक अछि? एको बीत धरती नै बँचल अछि जतए नोरक धार सुखौल जाएत।

जहिना दंगलक खलीफा पटका चारू नाल चीज खसैए तहिना मनोहर बड़का गाछक निच्चाँ जिनगीक अखड़ाहापर चारूनाल चीत भेल पड़ल मोने-मन सोचथि, अपन जिनगीक हारिक कारण अपने छी तँए पत्नियोँ आ बेटियो लेल अपराधी छी। मुदा फेर मन कहनि जे अपराध कथी केलौं जे अपराधी भेलौं। भवसागरमे डुमल मनोहरक शरीर चेतनशून्य भेल रहनि। तखने पत्नियोँ आ बेटियो लग पहुँच मुँह निहारए लगलनि। दुनूक मन कहलकनि मुँहक रूखि कहाँ कहै छन्हि जे कोनो रोग छन्हि। रणभूमिक हारिक रोग आ बिमारीक रोग अपन बात अपने चिकड़ि-चिकड़ि कहै छै जे कि छी। मुदा बन्न मुँह देख मनोहरक छातीपर दुनू गोरे अपन-अपन सती हाथ रखलनि। छातीक धुकधुकी समतूले बूझि पड़लनि। मुदा आखिर किछु छथि तँ एकक पिता दोसराक पतिये छथि ने। दुनूकेँ अपना-अपना बिसवासमे शंका भेलनि। शंका होइते एक-दोसराक मुँह दिस तकलनि। आँखि-आँखिक बीच पुल-सड़क बनल। सुनैनाकेँ सान्त्वना दैत जानकी बाजलि-

"माए, हृदए तँ ओहिना पवित्र देखै छिअनि।"

कदमक गाछक झूला जकाँ दहिना आस मारि सुनैना कहलखिन-

"बेटी, पुरुखक छातीपर बहुत भार छै। जेकरा माथपर जारनक बोझ आकि अन्न-पानिक बोझ पड़बे ने कएल ओ ओइ बोझ उठबैबला छातीक धकधकी गनि केना सकैए। से नै तँ छातीए डोला कऽ देखहुन जे मुँहसँ केहेन बकार निकलै छन्हि।"

माइक विचार सुनि जानकी आरो जाँच-पड़ताल करब नीक बुझलक। जहिना कलिआएल अड़हूल फुलाइत रहैए आकि कलीक अवस्थामे रहैए तहिना जानकीक मन छातीसँ ससरि हाथ दिस बढ़ल। केना नै बढ़ैत कहुना अछि तँ छातीक ऊपरेसँ ने लटकल अछि। बाजलि-

"माए, से नै तँ छातीक धुकधुकीसँ अपनो मन धुकधुकाइते अछि। हाथक नारी पहिने देख लहुन।"

नारी तँ नारी छी। एक पुरखियाह। छाती जकाँ दुनू गोटे एक्केबेर थोड़े पकड़ि सकै छथि। मुदा पहिने के देखत, दुनूक बीच ओझरी लगि गेलनि। एक पुरुष हजार रूप। की मनोहर जानकीयो लेल वएह छथि जे सुनैना लेल? मुदा कि मनोहर सुनैनाक छिअनि आ जानकीक नै? तखन? जानकी सुनैनाकेँ कहलक-

“माए, छातीक धुकधुकी तँ जोरसँ चलै छै, गनल भऽ जाइए मुदा हाथक नारी आइ धरि कहाँ गनलौंहें।”

बेटीक बात सुनैनाकेँ सोहनगर लगलनि। ऐठाम कियो आन अछि जे अछियो ओ तमसगीरे अछि, उकटा-चाल करत। बामा हाथसँ तरहत्थी पकड़ि दहिना हाथ सुनैना मनोहरक बाजूपर देलनि। आँगुरसँ नारी पकड़िते कानमे झड़झड़ाए लगलनि-

“सुनैना, बहुत आशा जिन्गीसँ केने छेलौं। मुदा, टूटि कऽ सभटा छिड़िया गेल। समाजक डर हमरा नै होइए मुदा अहाँ पत्नी छी तँए कहै छी। बताह बना बतहपनीक फड़मान हाथमे धरा देलक। कमेलहो खेलक आ अगिलो कमाइ मारलक। जखने घरसँ निकलब धिया-पुता जानि-जानि देहपर कियो गोला फेकत, कियो काँट फेकत, कियो गोबर माटि फेकत। केकरा कि कहबै, हमरा बातकेँ कियो कान धड़त। आइ दस बर्खसँ जानकीक बिआहक पाछू पड़ल छेलौं, मास दिन पूर्ब जवाब भेटल जे वैवाहिक संबन्ध भंग भऽ गेल।”

आरो कान लगमे आनि सुनैना मनोहरक हाथ उठा कानमे सटौलनि। धड़धड़ाइत सुनए लगली। हम ओइ जुगलासँ पुछै छिऐ जे कोन बुधिए जमाए बना एते सेवा करौलक। बाइस बर्खक बेटीक मुँह देखल जाएत। जखनि घरक भार उठबैमे अक्षम भऽ गेलौं अनेरे जीबिए कऽ कि करब। मुदा परिवार? सेहो कहाँ राखि पौलौं। दस बर्खक अवस्थामे बेटी कन्यासँ कन्यिाँक रूप धारण करए लगैए तइठाम जानकीक चर्च पत्नी दस बर्ख पूर्ब बारह बर्खक अवस्थामे केलनि। अपनो ओइ पाछू पड़लौं। काजोक अगुताहत नहियेँ बूझि पड़ल किएक तँ समयानुसार परिवर्त्तन हेबेक चाही। बीस-बाइस बर्खक बच्चिया समाजक कुमारि बच्चिया छी तँए समाजमे केकरो चहु अलगबैक अधिकार नै छै जे ओकरा अलग बुझए। जौं जमीनो बेचि जानकीक बिआह कइए लइ छी, तँ कि समाज भार उठौत जे एहेन काज आगू नै हएत?

विष्मित भेल सुनैनाकेँ देखि जानकी बाजलि-

“माए, कनी हमरो बाबूक नारी देखए दे।”

जानकीक बोल सुनि सुग्गाक लोल सुनैना निहारए लगली। यएह अवस्था छी, लोक सती बनैए। यएह अवस्था छी, लोक बेश्या बनैए। यएह अवस्था छी, जइमे लोक मातृ-पितृ भक्त बनि भगवत भजन करैए। मुदा जानकी...?

पतिक हाथ सुनैना जानकीक हाथमे दैत कान ठाढ़ कऽ मुँह निच्चाँ गोड़ि लेलनि। पिताक कब्ज पकड़िते जानकीक कानमे घनघनाइत आएल-

"बेटी जानकी! हम अपराधी छी। हमरासँ अपराध भेल।"

"नै बाबूजी नै, सौंसे दुनियाँ भलहिं कहए मुदा अपन जुआन नै निकलि सकैए। चौथारि सीमा धरि आबि अहाँ परिवारक सेवा करैत रहलिऐ। दुनियाँ बौक कहए आकि बताह कहए, कहअ दिऔ। मुदा अपन इमान कखनो धरमसँ विचलित नै हएत। हम मिथिवाला छी, हमरा वाजूमे शक्ति अछि। जहिना अपन कालखंड इमानदारीसँ टपलौं तहिना अगिला खंड हमरो छी। अपना दरबज्जापर बैस भगवत भजन करैत रहब, देहक चिन्ता नै करब। हमहूँ तँ सन्ताने छी किने। बेटा रहैत तँ बहिन बनि भार दैतियनि। मुदा जखन भाए नै अछि तखन तँ हमहीं ने बेटा-बेटी भेलौं। ई प्रश्न हमरो भेल किने? बिआह हएत, सासुर बसब मुदा अहाँकेँ ऐ अवस्थामे छोड़ब कते उचित हएत। नीक-बेजाएक भार के उठौत। अपना जीबैत अपन माए-बापक एहेन गति भऽ जान्हि जे अनसोहाँतो-सँ-अनसोहाँत भऽ जाए, ई दोख केकरा सिर सवार हएत। मुदा समाजो तँ तेहेन अछि जे छातीक कोन बात कोढ़-करेज धरि खोखड़ि-खोखड़ि खाइते आएल आ रहत। हे शिव, एहेन धनुष उठबैक भार जौं अपने नै लेब तँ कि ई समाज उठा सकैए? कि मिथिलांगना अखनो धरि ई नै बूझि सकली जे माए-बाप जनमदाते टा नै छथि जिनगीक हारि-जीतक सूत्रधार सेहो छथि, जौं से नै तँ सासु-पुतोहुकेँ भिखमंगनी बेटी कहि किअए मुड़ी गोतबै छथिन। जरूरत अछि समायानुसार शक्ति उपका संचय करैक। जाबे तक से नै हएत ताबे तक पुरुखक नजरि निच्चाँ केना कऽ पाबि सकै छी। देखए पड़त अपन भूत आ भविष। जाधरि अपन भूत-भविष देख नै लेब, अपन-अपन बीर्तमानक लक्ष्मण रेखा खींच रक्षाक भार स्वयं नै उठा लेब ताधरि ऋृषिका, सती-सध्वी, पतिव्रृता आदि-इत्यादि शब्दक साकार जिनगी केना बनि सकत?"

जहिना नट-नटीनक नाचमे दर्शक चारू दिस घेरि बैसैत आ बीचमे दुनू अपन जिनगीक राग अलापति तहिना समाजक लोकक बीच मनोहर, सुनैना आ जानकी, जिनगीक राग अलापि घर दिस विदा भेली। आगू-आगू सुनैना-जानकी मनोहरक दुनू हाथ पकड़ने आ पाछू-पाछू धिया-पुतासँ चेतन धरि।

घरक मुड़ेरा देखिते मनोहर दुनूक हाथ झमाड़ि बाँहि छोड़ा बमकि बजला-

"बिसवासघात..., बिसवास घाती छी...। जमाजमे जेहने मनुख रहत तेहने ने बनत। बिसवास देने छल जे बुढ़ाड़ीमे अहाँ गर्त्तमे खसब। ओ सभ पागल बना देलक।"

पुन: झोंकमे-

"नै सुनत दुनियाँ नै सुनह मुदा जाबे घटमे प्राण-घटवार रहत ताबे यात्री कहबे करबै। कहिते रहबै।"

सातम दसकमे मनोहर जिला-कार्यलयमे किरानीक नोकरी शुरू केलनि। समाजक पहिल विद्यार्थी जे पहिल श्रेणीसँ मैट्रिक पास केलनि। कौलेज लगमे नै रहने आगू पढ़ैक आशा तोड़ि जिनगीक मैदानमे उतरल।

मुदा रिजल्टक कागत आँखिक सोझ अबिते मनमे उपकि गेलै जे जहिना प्रथम श्रेणीक फल भेटल तेहने फलक गाछ रोपि ओकर सेवा टहल जिनगी भरि करैत अपनो आ समाजोकेँ नीक फल खुएबनि।

एक तँ सरकारी कार्यालयमे काज नै जे पढ़ल-लिखलक अँटाबेस होइत, दोसर स्कूलो-कौलेज कम रहने लोक पढ़ियो नै पबैत छल। संयोग नीक बैसलै जिलाक कृषि विभागमे किरानीक नोकरी मनोहरकेँ भऽ गेल। जहिना दशमीमे दुर्गास्थान साँझ दिअए जाइसँ पहिने साँझ-देनिहार अपन-अपन घरक भगवतीक आगू साँझ दऽ लइए तखन ने दसनामा देवालयमे जाइए, तहिना मनोहर नोकरीपर जाइसँ पहिने माता-पिताक असीरवाद लऽ लेब जरूरी बुझलक। खुशी तीनू गोटेक मनमे। मुदा तीनूक तीन रंगक। किअए ने तीन रंगक होइत। हजारो रंगक फूलमे सुगंध होइ छै, सभकेँ अपन-अपन सुगंध सिरजन कऽ पसारैक हक छै।

दलानक ओसारपर सतदेव कोदारिमे पच्चर लगबैत रहथि। मनोहरकेँ खुआ आंगनसँ माए असीरवाद देलक। आंगन-दलानक बीच मनोहरक मनमे उठल ओह माएकेँ तँ कहि देलियनि जे नोकरीपर जाइ छी, ओ असीरवादो देलनि जे आब तोंही सभ ने ऐ घरक खुट्टा भेलहक। हम सभ तँ पाकल आम भेलौं। मुदा से नै जौं माइक एक रूप छन्हि, पिताक एक रूप छन्हि तँ तइ बीच एकटा संयुक्तो रूप तँ छन्हिहेँ। तँए दुनू गोटेक ओइ रूपकेँ प्रणाम कऽ असीरवाद लेब। डेढ़िए परसँ बाजल-

"माए, कनी एम्हर आ।"

शुभ काजमे विलमैक दोख अपनापर माए केना लेती। अँइठे हाथे दरबज्जपर पहुँच बजली-

"कि कहलह"

पिता-सतदेवकेँ मनोहर गोड़ लागि बाजल-

"बाबू, नोकरी करए जाइ छी।"

'नोकरीपर' कानमे पड़िते सतदेवक मन खुशिया गेलनि। सुगंधित फूलक फुलवारी आ बिनु सगंधक फुलवारीक हवा जहिना दोरस रहैत तेना नै बूझि पड़लनि। असीरवाद दैत सतदेव मनोहरकेँ कहलनि-

"बौआ, डिक्शनरी जकाँ जौं तीनिए टा शब्दक कोष बना लेबह तँ मुइला पछातियो बेर-बेर दर्शन होइते रहबह। भरल-पूरल देख आत्मा जुड़ाइते रहत।"

सिनेह सिक्त सतदेवक शब्द सुनि मनोहर सहमि स्वीकारैत पुछलकनि-

"ओ तीन शब्द कि छिऐ?"

"बौआ, झूठ नै बजिहह। दोसर, केकरोसँ एक्को पाइ डँड़िहक नै। तेसर, दरबज्जापर जे मनुख-शक्लक आबथि हुनका एक लोटा पानिक आग्रह जरूर करिहनु।"

पिताक शब्दकेँ गुरु-पित वचन बूझि तत्काल तँ मनोहर गीरह बान्हि राखि लेलक, राखबो जरूरी छेलै। एगारह बजे ऑफिस पहुँचक छेलै। मुदा पिताक वचनकेँ हास्य शब्दकोषमे नै हहासक डरसँ चाइलेंजकोषमे लऽ अंगीकार केलक।

दुरगमनियाँ कनियाँ जकाँ मनोहर अपन उपस्थिति दर्ज करा, सभकेँ प्रणाम-पाती करैत, कोहवरमे असकरे कुरसीपर बैस गेल। कोनो काज नै देखि चुनौल तमाकुलक गीरह जकाँ गामक गीरह खोलए लगल तँ भक्क दऽ पिताक असीरवाद मन पड़लै। होइतो अहिना छै जे जखन रॉकैत तैयार भऽ उड़ैक रूप धारण करैए तखन धरती छोड़ैसँ पहिने उनटा जाँच-पड़ताल होइ छै। मनोहरोकेँ जिनगीक पैछला कोनो बात मन नै पड़लै, पहिने पिताक वएह तीनू शब्द मन पड़लै जे तीन प्रश्न बनि जिनगीक आगूमे ठाढ़ भेल। जौं अपन प्रश्नक जवाब दइ जोकर नै छी तँ कोनो लजेबाक बात नै जे अपन कमजोरी केना सुहकारी। जाबे तक कोनो खेतमे नव सिरासँ जोति नव बीज नै देल जाइ छै ताबे नव फलक आशा केना हएत। कुरसीपर बैसल मनोहरक मनमे पिताक असीरवादक तीनू शब्द तीन प्रश्नक गाछ रूपमे ठाढ़ भेल। कुशल माली जहिना सभ फूलक अपन-अपन पतिआनी हियबैत तहिना मनोहरो अपन तीनू शब्दक पाँति हियाबए लगल। मुदा सतरंगा मकान बनौनिहार इंजीनियर जकाँ गुनियाँ-परकालसँ नै गुनि, संकल्प बूझि विचारए लगल। ओना विचारक खण्डन-मण्डन जेते बेसी होइ छै ओकर बीज-स्वरूप दूधक मक्खन जकाँ ओते भेटै छै। मुदा मात्र दू घंटा ऑफिसमे रहैक छै। डेरो-डंटा ठीक नहियेँ भेल छै, तीन घंटा रस्ता काटि गामो जाएब छै। तँए जते खण्डन-मण्डन हेबाक चाही तते तँ नै मुदा तात्विक विचार जरूर केलक। ओना हनुमानजी जकाँ कखनो अकास मार्गपर नजरि पड़ै तँ विहाड़ि जकाँ भऽ जाइ, मुदा लगले महावीर जकाँ बदलि लिअए। 'झूठ नै बाजब।' कोन बड़का प्रश्न भेल। नान्हिटा प्रश्न अछि। ने हमरा एक सेलक जीवाणुक इतिहास देखक अछि आ ने सोनाक लंका। चौबीस घंटाक दिन-रातिमे जे समए संग अबैत जाएत आ विवेक कहैत जाएत तेतबे करबाक अछि। मनमे खुशी भेलै। जहिना तीन प्रश्नक उत्तरमे एक प्रश्न हल भेने पास नम्बर चलि अबैत तहिना मनोहरक मनमे पासक आशा जगलै। पास बदलि पासापर दोसर आस मारलक। 'दोसरकेँ नै डाँड़ब।' ईहो बड़ भारी प्रश्न कहाँ अछि? अपन खर्चमे कमी-बेसी भेने ने लोक कर्जदार होइए आकि कर्जदाता। जौं सरपट चालि पकड़ि चलब तँ किअए दुनूमे सँ कियो भेँट हएत। मुदा समाजक बीच परिवारकेँ रहबाक छै। सोल्हन्नी सरपट नै देखि मनोहरक मन अँटकल मुदा लगले घोड़ा जकाँ मन हीहीएलै-

"खगताकेँ जते तक पचा सकब ओते पचाएब। आ बढ़ता ले समाज अछि।"

दू-तहाइ अंकक आशा नहियाँ देख मनोहरक मन मानि गेलै जे कोनो बेसी ओझरी नहियेँ अछि। तेसर प्रश्न 'दरबज्जपर एक लोटा पानि पर नजरि पड़िते मन ठमकि गेलै। अपने घरसँ तीन घंटाक रस्ता दूर रहब, दरबज्जापर बारह बजे दिन आकि बारह बजे राति जौं कियो आबि जाथि तखन अपना बुते कि हएत। अखैन माता-पिता जीबै छथि तँ अपन दुआर-दरबज्जाक मुड़ेरा अकास ठेकेता मुदा परोक्ष भेला पछाति की करबै? जौं

अखैन नै विचारि बाट पकड़ि लेब तँ बेर-विपत्ति पड़लापर तँ सहजहि लोकक बुधि हरा जाइ छै, तखन विचारि पाएब। वस्त्रक एक-एक सूत विलगा-विलगा जखन मनोहर देखए लगल तँ बूझि पड़लै जे प्रश्न भारी कहाँ अछि। पीसक हले-हल बनबैक जन्मभूमि मातृभूमि भेल, सेवाभूमि कर्मभूमि भेल। मातृभूमि कर्मभूमि चलए तेतबे विचारैक अछि।

नोकरी भेलाक पनरह बर्ख पछाति मनोहरक माता-पिता मरि गेल छेलनि। अखैन धरि मनोहर अठवारे गाम-अबै जाइ छल। गामक तसवीर तँ तेना भऽ नै सुधरल मुदा अपना घरसँ खा-पी कऽ बच्चा बी.ए. तक पढ़ि सकैए। घंटा बितैत-बितैत डॉक्टर ओइठाम पहुँच सकैए। तखन गाम छोड़ब-तोड़ब नीक नै। जहिना माता-पिताक समए अबै जाइ छेलैं तहिना अग्लिो परिवार सेने रहब। यएह सोचि मनोहर अपन परिवारकेँ गामे रखलनि।

जोडा बड़दक जोत परिवार सतदेवक छेलनि। ओना जोड़ा बड़दक जोतक अर्थ विकृत भऽ गेल अछि। विकृत ई भऽ गेल अछि जे सए-सए बीघा जमीनबला खुट्टा उसरन कऽ लेलनि! तर्क देता ट्रेक्टर-थ्रेसरक मुदा अपने परदेशसँ अगहने-अगहन गाम पहुँचता। से नै, सतदेव मेहनती गिरहस्त छला। गिरहस्तीकेँ सभ रूप सजौने छला। आदि-आदी धरिक कलमी-सरही आमक गाछी पाँच कट्ठा छन्हिहेँ। दू कट्ठा बँसवाड़ि, एक कट्ठा करजान, पाँच कट्ठा घराड़ीयो छन्हिहेँ। तीमन-तरकारीसँ लऽ कऽ वाड़ी-झाड़ी छन्हिहेँ। पानिक अपन बेवस्था केनहि छथि। जेहने सासुक चालि-चलनि तेहने पुतोहु-सुनैनोक भऽ गेलनि। गिरहस्तियो काज सतदेवकेँ बँटाएले जकाँ रहनि। अढ़ाइ बीघा बाधक खेती अपन रहनि। तीमन-तरकारी, वाड़ी-झाड़ी-फुलवारीक भार पत्नीक रहनि। जे सुनैनाक हृदैक रूप बनि गेलनि। मुदा सासु-ससुरकेँ परोछ भेने घरक सोल्हनी भार सुनैने उठा नेने छेलीह। सुनैनाक अभ्यन्तर कहनि जे ऐ घरक सोल्हन्नी कर्ता-धर्ता अपने छी। तेकरा जौं अपना जकाँ नै राखि बिनु आड़ि-मेड़क घर बना लेब तखन किअए कहै छिऐ जे नारी शोषण होइए। कि एहेन नारी नै छथि जे पुरुखसँ मालिस करबै छथि। मुदा से नै ई भेल गप-सप।

जिला कार्यालयमे कि खाली सरकारिये काम-काज होइए आकि जिला भरिक कथा-कुटुमैती, गाए-बड़द महिंसक खरीद-विक्री, राजनीति कूटनीति, छलनीति, दुर्नित सभ कथुक जिला छी। भलहिं कामकाजी लोक काजक धड़फड़ीमे तारिकोपर जेता मुदा पाछूसँ वारंट नेने औता। मुदा तेतबे तँ नै अछि, कचहरी जाइ छी, भरि दिन कतए बैस समए गमाएब। तइसँ नीक किअए ने पूर्बा हवाक गरपर बैस गांजाक गंध पसारि सभ गजेरीकेँ एकठाम समेटब नीक। एक चेहरा अनेक रूप दुनियाँक नव हाल भऽ गेल अछि। के अपराधी आ के अपराध रोकिनिहार। विचित्र स्थिति अछि। जौं दू-तीन-चारिक जोगकेँ खिचड़ी कहब तँ चाउर, दूध, चीनी, मसालाक जोग खीर केना भऽ गेल। जौं से नै चाउर-दालि-अल्लू-पानिक बीच चीनियोँ दऽ दिऐ तखन कि भेल। तँए सोझे नोन-चीनीक बात नै अछि।

सिंचाइ विभागक बड़ाबाबू छला जुगल किशोर। आब सेवा निवृत्ति भऽ गेला। इलाकाक एके जातिक नै अधिकांश जातिक पजिआरीक पेशा सेहो अपनौने। कार्यालय सभमे अहिना होइ छै एक चिन्हारे भेने तीन

दिनमे हजार चिन्हरबा भऽ जाइ छै। सरकारिये काजक भाषाक जुगल किशोर। निपुणे नै घटकैतीक भाषाक सेहो पाकल पड़ोर। हुनके भाँजमे मनोहर पड़ि गेला।

जखने जानकी एगारहम बर्ख टपि बारहममे पएर रखलक तखने सुनैना मनोहरकेँ जानकीक बिआहक भार सुमझा देलखिन। अखैन धरि मनोहरकेँ कथा-कुटुमैतीक बोध नै। भाँज लगलनि जे जुगल-किशोरक हाथमे छपड़िया पैकार जकाँ सएओ जोड़ा बड़द-गाए रहिते अछि। जिला कार्यालयमे मनोहरकेँ अपन पहिचान छेलनि। जइसँ काजक बोझो कम रहैत छेलनि। एक दिन चारि बजे छुट्टी होइते जुगल किशोरसँ भेँट करैत अपन बात जानकी बिआहक रखलनि। जेना जुगल किशोरकेँ जीएपर राखल रहनि मनोहरकेँ कहलखिन जे कृष्णकान्त बी.ए. पास कऽ नोकरी लेल बौआइए मुदा लेन-देन दुआरे काज नै भऽ पबै छै। से जौं अहाँ अपनेसँ जा कऽ कहियनि तँ ओहिना माने बिनु लेन-देनेक काज भऽ जेतनि आ अहूँकेँ बिआहमे लेन-देनक भार नै पड़त। मनोहरक मन मानि गेलनि जे एक परिवारकेँ ठाढ़ होइक प्रश्न छै से जौं कहलासँ भऽ जेतै तँ उचित-उपकार दुनू भेल। अपनो काज ससरि जाएत।

बीचमे एकटा बाधा ठाढ़ भेल, ओ ई जे पहिने नोकरी होइ आकि बिआह। घटकैती भाषमे जुगला किशोर कहलखिन-

“मनोहर बाबू, अहूँ सभ दिन कागतेमे ओझड़ाएल रहलौं, एतबो ने बुझै छिऐ जे जइ घर बेटी जाएत तेकरा घरो ने छै। दू-चारि मास कमा कऽ घर बनौत तखन निचेनसँ बिआह हेतै। अखैन एगारहे-बारहे बर्खक बेटी अछि, आब कि कोनो उ जुग-जमाना रहलै, आब तँ बीस-बाइसक चलनि भऽ गेल अछि। नीको अछि।”

सोझमतिया मनोहर जुगल किशोरपर सोल्हनी बिसवास कऽ लेलनि। समए बितैत रहल बितैत रहल मनोहर निचेन जे बीस-बाइस बर्खक बीचक काज टरि गेल।

स्थायी रूपे जखन कृष्णकान्त बेवस्थित भेल तखन जुगल किशोर अपन बेटीक बिआह कृष्णकान्तसँ पाँच लाख नगद गनि करा लेलनि। कृष्णकान्तो अपन पूर्ब जन्मक कमाइ बुझलक। एक पट्टीमे नोकरी, दोसर पट्टीमे पाँच लाख संग कनियाँ। के हमरा सन भागमन्त हएत।

जानकी जखन बाइसम बर्खमे पहुँचल, तखन सुनैना अंतिम वारनिंग मनोहरकेँ देलखिन। तखन मनोहरकेँ चाँकि जगलनि। धर्म-कर्म बूझि मनोहर जुगल किशोरक गाम पहुँचला। तीन साल पहिने जुगल किशोर सेवा-निवृत्त भेल रहथि। दरबज्जापर बैसल जुगल किशोरक मन मनोहरकेँ किछु मोट बुझहेलनि। मुदा अपन काज तँ पहाड़ी इलाकामे लोक गदहो चढ़ि कऽ लइए। खैर, हमहूँ कोनो कुटुमैती थोड़े एलौं जे मान-रोख राखब। काजे एलौं काज करब जाएब तइ बीच समैए कखन बँचत जे पहुनाइ करब। बुढ़ाड़ियो बाघिन तँ फेर बाघिन छिऐ किने। मनोहरकेँ देखिते जुगल किशोर चपाड़ा दैत अभिवादन केलकनि-

“आउ-आउ मनोहरबाबू, आब तँ भेँटो दुर्लव। केम्हर-केम्हर...।”



मनोहर कहलकनि-

“जानकी बाइस बर्खक भऽ गेल, सएह काजे आएल छी।”

अखैन धरि मनोहरकेँ नै बूझल जे कृष्ण कान्तक बिआह जुगल किशोरेक बेटीसँ भऽ गेलनि। मुदा ई दुनियाँक खेल छी जे दुनियाँमे रहितो लोक दुन्यिाँकेँ नै जानि पबैत अछि। जुगल किशोरक मनमे भेलनि जे मास दिन पहिने काज भेल आ आइ ई ताना-मारए दरबज्जापर चलि आएल। अपना सीमा कुकुरो बताह। जुगल किशोर सोझे कहलखिन-

“ऐठामसँ चलि जाउ, नै तँ पुलिसकेँ बजाएब?”

ओना जुगल किशोरक बात मनोहरकेँ तते कठानि नै लगलनि जते लागक चाही। किएक तँ अपन दरबज्जापर उचित-अभ्यागत लेल पुलिस आनी, सएह तँ मिथिलाक दरबज्जा छी। मुदा पुलिस नाओं सुनि मनोहर भरमे-सरमे घरमुहाँ भेला।

तही दिनसँ ऑफिसक काजमे उन्टा-फेड़ हुअए लगलनि। जइसँ पागल घोषित कऽ देल गेला।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**३. पद्य**

***३.१.*** जगदीश चन्द्र ठाकुर ‘अनिल’-गजल १-४

***३.२.*** रामदेव प्रसाद मण्डल ‘झारूदार’

३.३.  किशन कारीगर- **दूधपीबा नेना**

**३.४.**  सुमित मिश्र- **भक्ति गजल**

**३.५.**  जगदानन्द झा 'मनु'-**गजल १-५**

३.६.  **जगदीश प्रसाद मण्डल**

३.**७.**  **राजदेव मण्डल- तीनटा कविता**

 जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'

गजल

1

धनसं सुन्दर तन चाही
तनसं सुन्दर मन चाही

बाहर-बाहर दुनियां ई
भीतर राम भजन चाही

नै चाही मोटर आ बंगला
हमरा नीलगगन चाही

हम पावन आ शान्त आत्मा
ई धियान सदिखन चाही

मित्र, मोक्ष नै चाही हमरा
मरण और जीवन चाही

हानि-लाभ हो दुख-सुख हो
बिछुडन आ'मिलन चाही

सरल वार्णिक बहर,वर्ण-10

2.

मोटर आ ने महल चाही
कविता गीत गजल चाही

ओ रस्तापर कांट छिटैए
ओकरा लेल जहल चाही

महिशासुर अछि उत्पाती
मां दुरगाक दखल चाही

किए'खाधि आ पर्वत कत्तौ

स'भ खेत समतल चाही

घर दफ्तर वा करखाना
सभठां लोक कुशल चाही

अहिल्याक संताप हरैले'
नयनमे गंगाजल चाही

भार चंगेरा मैथिलीक हो
जागल मिथिलांचल चाही

सरल वार्णिक बहर,वर्ण-10

3
सदिखन कोनो बियोंतमे बाझल करैए आदमी
आदमीकें कतेक पांतमे बांटल करैए आदमी

आदमीक विवेक देखलहुं सांढ आ महिशा जकां
हरियर जजात बाधक धांगल करैए आदमी

आदमी केर रूप देखल बिलाइ आ कुकुर जकां
आदमीक डरसं एतय भागल करैए आदमी

आदमी केर देशमे किए आदमी केर टान अछि
आदमीक पेट पर किए नाचल करैए आदमी

सोचैत छी हम आदमीक सुविचार कें की भ' गेलै
आदमीकें पाइसं सतत नापल करैए आदमी

आदमी ले' वैह सरिपहुं आदमी भगवान थिक
आदमी केर दुख-दर्द जे बांटल करैए आदमी
सरल वार्णिक बहर, वर्ण-19

4

माटि-पानि लेʼ देश-कोस लेʼ अहांक योगदान की
अहां उपस्थित छी दुनियामे तकर प्रमाण की

अहां बान्हि नेने छी पट्टी अपन दूनू आंखि पर
आब अहां लेल कोनो राक्षस की आ भगवान की

ओ नंगटे ठाढ भʼ गेल अछि ऐ चौबटिया पर
आब ओकरा लेल कोनो सम्मान की अपमान की

अहां जनैत छी लहरि गनि कʼ कमाएब पाइ
अहां लेल नोकरी की आ नून-तेलक दोकान की

अहां तं बातेसं कʼ दै छिऐ सभकें लहूलुहान
अहां लेʼ कोनो तीर की आ अहां लेʼ कोनो कमान की

अहां तं नारद छी घुमैत रहै छी तीनू लोकमे
अहांक लेल बाइक की मोटर की वायुयान की

साल भरिसं संगे रहै जाइ छी अहां दूनू गोटे
आब अहां सभक लेल परिछन की चुमान की

सरल वार्णिक बहर, वर्ण-18

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार'

झारू-

झारू बिनु ने घरक शोभा, ने हमरा बिनु हएत हवन

हमरा बिनु ने मंदिर-मस्जिद, और ने देशक संसद भवन।

गीत-

झारूसँ नै घृणा करू

ई तँ अनुचित बात छी

मिलै छै जइसँ जगमे शान्ति

तेकर हम सुरूआत छी।

जइ घर नै छै हम्मर आदर

तइ घर घुसतै दुक्खक बादल

पएर पसारत रोग बेमारी

ओ घर भूतक जमात छी

मिलै छै जइ......।

की हमरा बिनु तनक शोभा

फुटतै कि मोन ऐ बिनु आभा

के कहौत हमरा बिनु मानव

केकर ई ओकात छी

मिलै छै जइ......।

के नै लइ छै हम्मर सेवा

राजा-रंक-दानव और देवा

के गिन सकतै रूप-रंग हमर

सौचैबला बात छै

जइसँ मिलै छै......।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**


किशन कारीगर

(आकाशवाणी दिल्ली)

**दूधपीबा नेना**

आजुके दिन जनमल "कारीगर"

खुशी सँ हम कहू कोना?

हर्षित भेल अछि मोन हमर

देलहुँ स्नेहबश अहाँ जे शुभकामना।

केखनो के हँसी हम

केखनो अपने मने कानी

मेला घूमै काल माए बाबू संगे

करी हम कोनो बहन्ना।

आई मोन होइए फेर सँ

बनि जाए हम दूधपीबा नेना

रूसल छी आई ने मानब

हमरा किन दियए ने एकटा झुनझुना।

दाई के कोरा मे खूम खेलाई

बाबाक कोरा मे हम कानी

मामा संगे आबि जो रे बौआ

सोर करैथ हमर बुरहिया नानी।

ओई कोरा सँ ओई कोरा जाई

केखनो क' कानी केखनो खेलाई

फेर झुल्ला गाडी पर बैसी क'

अंगने-अंगने घूमलहुँ हम आई।

कियो दुलारैथ कियो पुचकारैथ

कान पकडि के उठाबैत-बैसाबैथ

आउ बौआ एम्हर आउ

सभ कियो हमरा सोर पारैथ।

लुक्का-छिप्पी हम खूम खेलाई

तहि दुआरे बडका बाबू खिसिआइथ

कतए हेरा गेल दुलरूआ बौआ

टुकुर-टुकुर ताकैथ बुरहिया दाई।

आइओ रूसले रहब आ कि हँसब

खेलौना पिप गाडी, आ कि झुनझुना?

जन्मदिन पर पुछलीह हमर माए

किछु ने फुराए, की कहत दूधपीबा नेना।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

सुमित मिश्र

करियन , समस्तीपुर

**भक्ति गजल**

हम निर्बुद्धि-पापी बैसल कानै छी
पुत्र अहींके जननी क्षमा माँगै छी

तोहर दुआरि बड भीड हे मैया
कखन देब दर्शन आब हारै छी

अष्टभुजा नवरुप जगदम्बिके
दशो दिशा विभूषित अहाँ साजै छी

ममतामयी झट दया-दृष्टि करु

नाव भँवरसँ दुःखियाके उबारै छी

अरहुल फूल आ ललका चुनरी
असुर विनासिनी जगके तारै छी

"सुमित "बालक जुनि ज्ञान हे दुर्गे
चरण बैसिकऽ गीत अहीँके गाबै छी

वर्ण-12

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

जगदानन्द झा 'मनु'
ग्राम पोस्ट -हरिपुर डीहटोल, मधुबनी

गजल

१.गजल

घोड़ा जखन कोनो भऽ नाँगड जाइ छै
कहि ओकरा मालिक झटसँ दै बाइ छै

माए बनल फसरी तँ बाबू बोझ छथि
नव लोक सभकेँ लेल सभटा पाइ छै

घर सेबने बैसल मरदबा छै किए
चिन्हैत सभ कनियाँक नामसँ आइ छै

कानूनकेँ रखने बुझू ताकपर जे
बाजार भरिमे ओ कहाइत भाइ छै

खाए कए मौसी हजारो मूषरी
बनि बैसलै कोना कऽ बडकी दाइ छै

पोसाकमे नेताक जिनगी भरि रहल
जीतैत मातर देशकेँ 'मनु' खाइ छै

(बहरे रजज, मात्रा क्रम २२१२ तीन तीन बेर (

***************************************

२.गजल

आइ सगरो गाममे हाहाकार छै
मचल एना ई किए अत्याचार छै

आँखि मुनने बोगला बैसल भगत बनि
खून पीबै लेल कोना तैयार छै

देखतै के केकरा आजुक समयमे
देशकेँ सिस्टम तँ अपने बेमार छै

देखते मुँह पाइकेँ कोना मुँह मोरलक
मांगि नै लेए खगल सभ बेकार छै

भरल भिरमे एखनो धरि एसगर छी
केकरो मनपर 'मनु'क नै अधिकार छै

(बहरे जदीद, मात्रा क्रम २१२२-२१२२-२२१२(

**************************************

३.गजल

अहाँ पिआर करु हमरा हमर बसन्ती पिया
अपन बाबूक नहि हम  आब रहलहुँ  धिया

बहुत जतनसँ  सोलह बसन्त सम्हारलहुँ
आब नहि सहल जाइए हमर टूटेए  हिया

नेह रखने छी नुका कए कोंढ तर अहाँ लए
रुकि नहि जुलूम करु हमर तरसेए जिया

आब आँकुर फूटल पिआरक अछि चारू दिस
अहाँ जे रोपलौं  करेजामे हमर प्रेमक बिया

आउ हमरा सम्हाइर लिअ हमर सिनेहिया
अहाँकेँ सप्पत दै छी करियौ नै 'मनु' एना छिया

(सरल वार्णिक बहर,  वर्ण-१८(

*******************************************

४.गजल

खाल रंगेल गीदड बड्ड फरि  गेलै
एहने आइ सभतरि ढंग परि  गेलै

घुरि कऽ इसकूल जे नै गेल जिनगीमे
नांघिते तीनबटिया सगर तरि गेलै

देखलक भरल पूरल घर जँ कनखी भरि
आँखि फटलै दुनू डाहेसँ मरि गेलै

सभ अपन अपनमे बहटरल कोना अछि
मनुखकेँ मनुख बास्ते मोन जरि गेलै

बीछतै 'मनु' करेजाकेँ दरद कोना
जहरकेँ घूंट सगरो पी कऽ भरि गेलै

(बहरे मुशाकिल, मात्रा क्रम २१२२-१२२२-१२२२(

*********************************************

५.गजल

लुटेए गाम गाबेए कियो लगनी
किए लागल इना सभकेँ शहर भगनी

कियो नै सोचलक परदेश ओगरलक
भऽ गेलै गामपर माए किए जगनी

उठेलहुँ बोझ हम आनेक भरि जिनगी
अपन घरमे रहल सदिखन बसल खगनी

बिसरलहुँ सुधि सगर कोना कऽ हम हुनकर
बनेलहुँ अपन जिनका हम घरक दगनी

अपन जननी जनमकेँ भूमि नै बिसरल
भरल बाँकी तँ अछि सभठाम 'मनु' ठगनी

(बहरे हजज, मात्रा क्रम १२२२ तीन तीन बेर सभ पांतिमे(

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**जगदीश प्रसाद मण्डलक दूटा अनुपम गीत**

**भगवती गीत-**

एना किअए बनेलौं हे मइये

एना किअए बनेलौं।

दुनियाँ रचै-बसैले

दुनियाँ अहाँ बनेलौं।

भूमा भोग भगा-भगा

माइयक कोर छोड़ेलौं।

हे मइये......।

सूखल रोटी अल्लू सनि सानि

दिन-राति किअए खुएलौं

बाँकी भगा-भगा कऽ

रोग-वियाधि पठेलौं

एना किअए......।

जामंतो फूल-गाछ सिरजि

जामंतो फूल-फल सजेलौं

चीन्ह-पहचीन्ह विस बिसरा

अगुआ थारी खिंचलौं हे मइये

एना किअए......।

बानि वहारि नयन दहाड़ि

बनवासी बना पठेलौं।

कलपि-तड़पि तैयो कहै छी

हीआ जोगि जोगेलौं हे मइये

एना किअए......।

**आनक बोझ......**

आनक बोझ उठाबै खातिर

अपनो बोझ भड़कि गेलै।

दबि-दबि, उनरि-उनरि

जुन्ने बीच ससड़ैत गेलइ।

मीत यौ, अपनो......।

पसरल पानि धार तरहत्थी

बीतल-अतल बनैत गेलै।

सिर ससरि-ससरि सर

अपनो पएर पिछड़ैत गेलै।

मीत यौ, अपनो......।

रहलै ने सुधि-बुधि मिसिओ

मोसिआनी बदलैत गेलै।

उज्जर कागज-कलम कहि-सुनि

आखर कारी अंकड़ैत गेलै।

मीत यौ, आखर......।

घूरि घूर घुड़लै जखन

मारि मेघ मारैत गेलै।

कटि कोदारि कोदरकट्टा भऽ भऽ

रूप अमावस धड़ैत गेलै।

मीत यौ, जुन्ना बनि ससरैत गेलै।

मीत यौ, आनक......।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**राजदेव मण्डल**

**तीनटा कविता-**

**गन्तव्यक भरम**

मन भऽ गेल पुलकित

गाबए लगलौं गीत

मिलि गेल मंजिल

भऽ गेल हमर जीत

जेकरा बुझलौं मंजिल

ओ कहलक-

“अहाँकेँ नै अछि अकिल

लटकल छी अधरममे

फँसल छी भरममे

जेकरा ताकैले एते प्रयास

से धेने अछि अहींक आस

किएक बखतकेँ करै छी नाश

ओ तँ अछि अहींक पास।"

**दरदक भोर**

अखन तँ भेलै दर्दक भोर

साँझमे देखबै अन्तिम छोर

चिचिआइत मन करै शोर

कानब तँ सुखि जाएत नोर

तानब तँ छूटि जाएत जोड़

डरे धेने छी केकर गोड़

थाह नै भेटए थोड़बो-थोड़

ताकब दरदक अन्तिम कोर

छोड़ि देत ओ हमर पछोड़।

## केहेन मांग

असली मांग

बजल अर्द्धांग

"जिनगी भरि बनले रहब बताह

काटिते रहब हम कठ आ काह

पलिवारक नै अछि परबाह

डूमि जाएत आब घरक नाह

जरि गेल सभ मनक चाह

केना कऽ चलब काँट भरल राह।"

करै छी जौं गप्पपर विचार

मन बहैत अछि तेज धार

तँए, पटियापर पटुआ गेलौं

लाजे कठुआ गेलौं

केना करब एकरा सम्हार

पाबि नै रहल कोनो पार

रखबाक छै सबहक मान

करए पड़त एकर निदान।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

१. **मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश**_(मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)

मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद श्रीमती रूपा धीरू आ श्री धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेङक देश-भ्रमण**

मन्त्रद्रष्टा ऋष्यश्रृङ्ग-  हरिशंकर श्रीवास्तव “शलभ"- (हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद  विनीत उत्पल)

चतुर्थ परिच्छेद

ऋष्यश्रृंग आश्रमक स्थापना

किछु दिन अयोध्याक रनिवास मे रहैक बाद ऋष्यश्रृंग अप्पन स्त्रीक संग मालिनी घुरल। मालिनी सं पश्चिम भाग स्थित अप्पन आश्रम कऽ सुव्यवस्थित केलक।1 ओहि आश्रम मे वेदक अध्ययनक व्यवस्था करल गेल, जे कतेक रास आचार्यक देख-रेख मे संचालित छल।

एकर बाद ऋष्यश्रृंग शान्ताक संग कौशिकीक कातक कज्जल वन स्थित अप्पन पुण्याश्रम सेहो घुरल। ई वहि पुण्याश्रम छल, जतय सं गणिका हुनका अंगक राजधानी मालिनी लऽ गेल छल। अंतर्मुखी युवक ऋष्यश्रृंगक बिना ई आश्रम सून छल। मन सं वेदक सार्थक पाठ करय बला ऋष्यश्रृंग के आबैत लता हिल-हिलकऽ स्वागताभिवादनक मुद्रा मे आबि गेल। पिता विभाण्डक अप्पन पुत्रक अहि उपलब्धि पर हर्षोत्फुल छल। शान्ता जेहन पुत्रवधू कऽ पाकऽ ओ पुलकित भऽ उठल।

अहि पुण्याश्रम मे ऋष्यश्रृंगाश्रमक स्थापना केल गेल, जाहि के पहिलुक कुलपति ऋष्यश्रृंग छल। उत्तर वैदिक काल मे विश्वविद्यालयक स्तरक मान्यता अहि आश्रमके प्राप्त छल। तहियौका आर्य जातिक शारीरिक, मानसिक, नैतिक, आध्यात्मिक, भौतिक आ सांग्रामिक उन्नतिक कारण हुनकर शिक्षा प्रणाली छल। रामायण काल में ऋष्यश्रृंगाश्रम बड़ चर्चित छल। महाभारत मे सेहो एकर संक्षिप्त विवरण भेटैत अछि। पंडित रामदीन पांडेय लिखैत अछि जे ऋष्यश्रृंग अप्पन युगक महान आचार्य छल। चिकित्सा शास्त्र मे हुनकर अद्भुत प्रवेश छल। महाभारत युग मे ई आश्रम बड़ रास हरिहर छल। युधिष्ठिर वनवास काल मे लोमश ऋषिक संग अहि आश्रम मे आयल छल। आश्रम मे दस हजार छात्र सभोजन, सवस्त्र आ निशुल्क शिक्षा प्राप्त करैत छल।2

अहि आश्रमक ब्रह्मचारी मे भक्ति, शुद्धता आ पवित्रताक संग धार्मिक वृत्तिक उदात्त आ गरिमामय छल। ओ सभ दैनिक क्रिया, संध्योपासन, व्रतक अनुपालन आ धर्म समन्वित उत्सव से हुनक जीवन मे उन्नति, आत्मविश्वास, आत्मबल आ आत्मिक शक्ति प्रचुर रूप सं भेटैत छल। आचार्य कुल मे अग्नि-परिचर्याक सभ दिन पालन, ब्रह्मचारीक लेल एकटा धार्मिक व्रतक समान छल आ ई आश्रमक अनुशासनक महत्वपूर्ण अंग छल। आचार्य ऋष्यश्रृंगक कुशल कुलपतित्व मे ई आश्रम जम्बूद्वीप में चर्चित भऽ गेल। वेद आ ओकर सभटा अंगक संग चिकित्सा शास्त्रक गहन ज्ञान ब्रह्मचारी छात्र सभके देल जायत छल। समिधा आ मेखला सं अप्पन व्रतक नियम सं पालन करैत ब्रह्मचारी श्रम, तप आ गुरुसभक आशीर्वादक प्रभाव सं अध्ययन मे सफलता प्राप्त करैत छल। ऋष्यश्रृंग आश्रम मे तप ब्रह्मचर्य जीवनक आवश्यक अंग छल। तप सं हुनका मे आत्मसंयम, आत्मचिंतन, आत्मविश्वास, आत्मविश्लेषण, न्याय प्रवृत्ति, विवेक भावना अ आध्यात्मिक वृत्तिक उदय होयत छल।

कुलपति ऋष्यश्रृंग अपने यज्ञ देवताक साकार रूप छल। कहल जायत अछि जे ओ जीवनभरि यज्ञ केलक आ करौलक। ओ एहन कतेक रास यज्ञक संपादन करैलक जकरा लेल मात्र वहि टा सक्षम छल। गृहस्थक लेल ओहि युग मे पांच महायज्ञक विधान छल। ओ यज्ञ छल, वृह्म यज्ञ, पितृ यज्ञ, देव यज्ञ, भूत यज्ञ आ नृयज्ञ।3

पहिलुका विद्वान ऋषिक प्रति श्रद्धा व्यक्त करैत वेद मंत्रक पाठ कऽ अप्पन बौद्धिक उत्कर्ष करब आ याज्ञिक समारोहक अवसर पर स्वाध्यायक व्यवस्था करब ब्रह्मयज्ञक विधानक अंतर्गत छल। पितरक श्राद्ध तर्पण सभ पितृ यज्ञक अंतर्गत संपन्न होयत छल। देवताक लेल अग्निक आहुति आ इंद्र, अग्नि, प्रजापति, सोम, पृथ्वी अदि देवताक नाम अग्नि मे समिधा प्रदान करव देव यज्ञ छल। अनिष्टकारी प्रेतात्माक तुष्टिक लेल भूत यज्ञ आ अतिथि देवताक सत्कार नृयज्ञ छल।

वेदक मंत्रद्रष्टा ऋष्यश्रृंग

वेदक महत्ता सार्वदेशिक आ सार्वकालिक अछि। सभ्यताक उषाकाल सं वेद समादृत आ अपौरुषेय अछि। अहि देशक प्रज्ञा पर्वत सं निकलल पतित पावनी गंगाक संस्पर्श पात्र सं सभटा विश्व चमत्कृत आ आह्लादित भेल अछि। शुक्ल यजुर्वेदीय ब्राह्मण ग्रंथ शतपथ ब्राह्मणक स्पष्ट कथन अछि,

'यावन्तुं ह वै इमा पृथिविं वित्तेन पूर्ण ददत लोकं जयति त्रिभिस्तावनां जयति: भूयांसं च अक्षयं च य एवं विद्वान: अदृश्व: स्वाध्यायमधीते, तस्मात् स्वाध्याये अधेयतव्य:।'

शतपथ व्राह्मण 11-5-6-11

(अर्थात धनसं परिपूर्ण पृथ्वीक दान करहि सं जतेक फल भेटैत अछि, वेदक अध्ययन से सेहो ओतेक फल भेटैत अछि। ओतबै टा नहि, ओकरो से वृढि के मनुख अविनाशशाली अक्षय लोक कऽ प्राप्त करैत अछि। ताहि सं वेदक स्वाध्याय करब वड़ आवश्यक आ उपादेय अछि।)

पुरान कालक ऋषि वड़ निष्ठावान आ तप:शील मनुख छल। समाधिस्थ अवस्था मे ओ अप्पन परिवेशक अतिक्रमण कऽ मंत्रक दर्शन केलक। ताहि सं ऋषि वेदमंत्रक रुाष्टा नै, द्रष्टा कहल जायत अछि। ऋग्वेदक प्रत्येक मंत्रक द्रष्टा कियो नै कियो ऋषि अछि। हुनकर संख्या लगभग तीन सौ टा अछि। अहि मे किछु ऋषिक नाम अछि4-

मधुच्छन्द, शुन:शेष, कण्व, गौतम, अगस्त्य, गुत्समद, विश्वामित्र, ऋषभ, देवश्रव, वामदेव, अत्रि, पृथु, कृष्ण, अपाला, देवल, भृगु, च्यवन, सुमित्र, अग्निपूर्य, वर्हिष, सुदास, श्रष्यश्रृंग, प्रचेता, उ्ध्वग्रीवा, अधमर्षण, भारद्वाज, वीतहव्य, गर्ग, वशिष्ठ, मेधातिथि, वत्स, शशकर्ण, नारद, विश्वमना, नाभाग आदि। ई पुरुष सभक अलावा स्त्री सेहो मंत्रद्रष्टा छल। अहि मे लोपमुद्रा, गौरी, जुहू, शची, घोषा, लोमशा, विश्वधारा आदिक नाम उल्लेखनीय अछि। ई ऋषि सभ अप्पन मंत्रमे मूलत: ईश्वरक दिव्य विभूतिक प्रति अप्पन श्रद्धात्मक उद्‌गार व्यक्त केने अछि।

यजुर्वेदक विभाजन

चतुर्वेद मे यजुर्वेदक संबंध यज्ञानुष्ठान से अछि। अहि मे संकलित मंत्रक विषय यज्ञ विधिक संपादन करब अछि आ कोन यज्ञ मे कोन कांडक मंत्रक व्यवहार करबाक चाहि, ओकर विधि यजुर्वेद मे देल गेल अछि। ताहि सं वेद कर्मकांड प्रधान अछि। वर्षक गणना ते कठिन अछि, मुदा ऋष्यश्रृंग सं लगभग पांच पीढ़ी पहिने यजुर्वेदक विभाजन भऽ गेल छल, जे कृष्ण यजुर्वेद आ शुक्ल यजुर्वेदक नाम से जानल जायत अछि।

अहि संबंध मे विष्णु पुराणक तृतीय अंशक अध्याय पांच मे एकटा कथा अछि। महर्षि वैशम्पायन यजुर्वेद जेहन वृक्षक सत्ताइस शाखाक रचना केने अछि। ओकरा अप्पन शिष्य के पढ़ौलक। हुनकर परम धार्मिक आ हुनकर सेवा मे तत्पर रहि बला शिष्य याज्ञवल्क्य छल। एकटा काल मे सभटा ऋषि सभ ई नियम बनौअलखिन जे कियो ऋषि महामेरु पर स्थित हमर अप्पन समाज मे शामिल नहि होयत ओकर सात राति के भीतर ब्रह्महत्याक पाप लागत। अहि तरह जाहि काल के ऋषि सभ नियत केने छल,ओकर वैशम्पायन अतिक्रमण कऽ देलक। एक बाद ओ प्रमादवश अप्पन भानजाक हत्या कऽ देलक। एकर बाद ओ अप्पन शिष्य सं बाजल, अहां सभ कोनो तरहक विचार नै कऽ हमरा लेल ब्रह्महत्याक पाप के दूर करहि बला व्रत करू।

अहि पर याज्ञवल्क्य बाजल, 'भगवन! ई सभ ब्राह्मण बड़ निस्तेज अछि। हुनक कष्ट दैके कोन जरूरत अछि? हम असगरे अहि व्रत अनुष्ठान करब। अहि सं वैशम्पायन तमसा गेल। ओ बाजलखिन, अहां ई सभ ब्राह्मणक अपमान केने छी। अहां जे किछु हमरा सं पढ़ने छी,ओ छोड़ि दिओ। अहां अहि द्विज श्रेष्ठ के निस्तेज कहैत छी। हमरा अहां जेहन आज्ञा भंगकारी शिष्यक कोनो प्रयोजन नहि अछि।

'लिओ, हम जे किछु अहां से पढ़ने छी, ओकरा घुरा रहल छी'।

ई कहि याज्ञवल्क्य रुधिर सं भरल मूर्तिमान यजुर्वेद वमन कऽ हुनका घुरा देलक आ स्वेच्छा सं चलि गेल। याज्ञवल्क्य के वमन करल यजुश्रुती के दोसर शिष्य तीतर बनिके ग्रहण कऽ लेलक। ताहि सं ई सभ तैत्तिरीय कहौलक।

याज्ञवल्क्य यजुर्वेदक प्राप्तिक इच्छा सं संयम चित्त सं सूर्यनारायणक स्तुति करलक। भगवान सूर्य अश्व रूप मे प्रगट भऽ कऽ अभीष्ट वर मांगहि लेल कहलक। तखन याज्ञवल्क्य हुनका प्रणाम कऽ बाजल, अहां हमरा ओहि यजुश्रुतीक उपदेश दिये जे हमर गुरु नहि जानैत अछि। हुनकर एहन कहला पर सूर्य हुनका 'अयातयाम' नामक यजुश्रुतीक उपदेश देलक, जकरा हुनकर गुरु वैशम्पायन सेहो नहि जानैत छल।

माध्यन्दिन शाखा

याज्ञवल्क्य ओहि वाज श्रुत के अप्पन कण्व आदि पंद्रह शिष्य के प्रदान करलक। ओहि मे मध्यन्दिन महर्षि द्वारा प्राप्त यजुर्वेदक विशेष शाखा के माध्यान्दिन कहल जा लागल। शुक्ल यजुर्वेदक माध्यान्दिन शाखाक मंत्र के महर्षि कात्यायन महर्षि कश्यप के, महर्षि कश्यप महर्षि विभाण्डक के आ महर्षि विभाण्डक ऋष्यश्रृंग के देलक। ऋष्यश्रृंग अहि मंत्रक प्रखर दृष्ट छल। अहि मंत्रक सं अे राजा रोमपादक एतय वृष्टि यज्ञ केने

छल। ऋष्यश्रृंग अहि शाखाक मंत्रद्रष्टाक संग अहि शाखा स्वरूपक ओत-प्रोत ब्रह्मनिष्ठ छल, जाहि सं ओ जतय कत्तौ जायत छल, ते हुनकर पदार्पणक संग ओहि भूमि पर इंद्र देवता वर्षा कऽ दैत छल।5

वाजसेनी पुत्र याज्ञवल्क्य द्वारा नष्ट हय के कारण शुक्ल यजुर्वेदक अहि संहिताक नाम वाजसनेय संहिता पड़ल। अहि प्रकार यजुर्वेदक तैत्तरीय आ वाजसनेय अहि दोनें शाखाक निर्माण भेल। वाजसनेय संहिता मे राष्ट्रक उन्नति आ ओकर सुख-शांतिक लेल बड़ रास भावना सभ अभिव्यक्त केने अछि। 'हे पितृदेवो! नमस्कार! अहांक कृपा से वसंत ऋतु राष्ट्र के सुखी करय'। 'हे पितर नमस्कार! अहांक कृपा से देश मे ग्रीष्म अनुकूल रहय'।6

ऋतु सभके राष्ट्रक अनुकूल बनाबै आ जल प्रबंधन मे विशेषज्ञता प्राप्त करय बला ऋष्यश्रृंग अप्पन समय मे मंत्रक सिद्धता प्राप्त कऽ चुकल छल। बाल्मीकिक काल मे शुक्ल यजुर्वेदक बड़ प्रभाव छल। ऋष्याश्रम मे एकर गहन अध्ययन होयत छल। मुदा ओहि काल तैत्तिरीयक शिक्षालय सेहो कार्यरत छल। अयोध्यामे एहन एकटा शिक्षण संस्थानक उल्लेख वाल्मीकि केने अछि। अयोध्या काण्ड (32-15,16) मे राम लक्ष्मणक आदेश दैत अछि, लक्ष्मण! यजुर्वेदीय तैत्तरीय शाखाक अध्ययन करहि वला व्राह्मण के जे आचार्य आ संपूर्ण वेदक विद्वान अछि, संग ही जाहि मे दान प्राप्तिक योग्यता अछि आ जे माता कौशल्याक प्रति भक्तिभाव राखि प्रतिदिन हुनका लग आवि के हुनकर आशीर्वाद प्रदान करैत अछि, हुनका सवारी, दास, दासी, रेशमी वस्त्र आ जतेक धन सं व्राह्मण संतुष्ट हुयअ, ओतेक धन खजाना से दियाविओ।

आश्रम व्यवस्था

रामायण कालक विभिन्न ऋष्याश्रमक अध्ययन सं ई ज्ञात होयत अछि जे आश्रम मे गुरुक वाद आचार्य आ कुलपतिक गणना केल जायत छल। कुलपतिक अधीन दूर-दूर ठाम सं आयल सैकड़ों छात्र विद्याध्ययन करैत छल। श्रोत्रियक संज्ञा ओहि अध्यापक वर्ग कऽ देल जाय छल जिनकर तामसिक वृत्तिक परंपरागत वैदिक अध्ययन आ तपस्या सं शमन भऽ चुकल अछि। तापसगण तपोनिरत रहैत आ अपना लग आवहि वला के शिक्षा दैत छल। ओ वनवासी छल अ हुनकर उपदेश अरण्यक मे लिपिवद्ध अछि। उपाध्याय लोक शुल्क लऽ कऽ शास्त्र विशेष वढ़ावैत छल। ललित कलाक अध्यापक शिक्षक छल। तुंवरू अप्सराक गान-शिक्षक छल। एकर अलावा, आश्रम मे परिव्राजक सेहो रहैत छल। ओ निवृत्ति मार्गी होयत छल। ओ अवकाशक काल घूमि-घूमि कऽ निर्वेद आ वैराग्यक जीवनक सर्वोच्य ध्येयक तरहे प्रचार करैत छल।7 दोसर आश्रमक तरहे अहि ऋष्यश्रृंगक आश्रम मे अध्यापक के कोनो वान्हल आय नहि छल। शिष्य सं नियत शुल्क लै के प्रथाक प्रमाण नै भेटैत अछि। एतय गुरु पुरोहित सेहो होयत छल। अहि सं यज्ञ याज्ञादिकक अवसर पर दान दक्षिणा पर्याप्त भेट जायत छल। एकर अलावा, अतिरिक्त आश्रम के कृषि सं सेहो पर्याप्त आय होयत छल। आश्रमक छात्र मे तपस्वी जना त्याग आ सहिष्णुता अपेक्षित छल। स्नातक वनहि धरि हुनकर नैष्ठिक वृह्मचर्य वृतक पालन करव अनिवार्य छल। अहि आश्रम मे ज्ञान-विज्ञानक अजश्र धारा वहैत छल। विद्यार्थी पिता-पुत्रक परंपरा सं वरावर आवैत रहैत छल। अहि आश्रम मे कतेक रास परिवारक कतेक पीढ़ी शिक्षा प्राप्त

कऽ चुकल छल। अहि आश्रम मे मुनि-शिक्षक अप्पन स्त्री (मुनि पत्नय:) आ संतान (मुनि दारका:) संग रहैत छल।

प्राचीन भारतक इंद्र खंडक (पूर्वी भाग) दूटा आश्रम मिथिलाक सीरध्वज जनकाश्रम आ अंगक उत्तरवरिया भाग स्थित कज्जल वनक ऋष्यश्रृंग आश्रम तत्वक विवेचन, विश्लेषण, चिंतन, अनुसंधान आ निर्णयक लेल प्रसिद्ध छल। तहियौका भारतक सभ आश्रम मे संग्रामिकताक शिक्षा देल जायत छल। स्वयं राम वशिष्ठाश्रम सं दोसर विषयक संग संग्रामिकता मे स्नातक आ विश्वमित्रक सिद्धाश्रम से स्नातकोत्तरक शिा पायल छल। आश्रम मे संग्रामिकताक शिक्षा शत्रु (असुर) के संहार शक्ति के चुनौती दैक लेल छात्र के देल जायत छल। जतय-जतय असुरक सैन्य छावनी छल ओतय स्थित आश्रम मे संग्रामिकताक उच्चा शिक्षा दैक व्यवस्था छल।

ऋष्यश्रृंग आश्रम आसुरी गतिविधि सं दूर एकांत प्रदेश मे छल। ताहि सं अहि आश्रम मे संग्रामिकताक शिक्षाक कोनो महत्व नहि छल।

यज्ञ

ऋष्यश्रृंग अपने वृष्टि यज्ञक अद्वितीय आचार्य छल। अप्पन ससुर अंग नरेश रोमपादक राज्य मे कहियो अकाल नहि पड़य, एकरा लेल ओ शुक्ल यजुर्वेद संहिताक वाजसेनीय मध्यन्दिन शाखा सं कतेक रास ऋषि-मुनिकऽ साक्षी राखि सफल वृष्टि यज्ञ केने छल।

वैदिक युग मे यज्ञक सवसे वेसी महत्ता छल। यज्ञ अग्नि संपन्न होयत छल। उत्तर वैदिक काल मे सेहो यज्ञक महत्व कम नहि छल। देवता आ मनुखक वीच संवंध स्थापना मे यज्ञक महत्वपूर्ण स्थान छल। उत्तर वैदिक काल धरि कतेक रास यज्ञ प्रचलित भऽ गेल छल जहि मे अग्निहोत्र, दर्श, पूर्णमास, चतुर्मास्य, आग्रयण, निरूढ़, सौत्रामणी, पिण्डपितृ यज्ञ, सोम यज्ञ, षोडशी, अतिरात्र, पुरुषमेध आ पंचमहायज्ञक अलावा गवामयन, वाजपेय, राजसूय आ अश्वमेध जेहन यज्ञ तहियौका भारतीय समाज मे मान्य छल। यज्ञ आर्यक मिलन स्थल सेहो छल। ऋष्यश्रृंगाश्रम मे यज्ञक संपादनक विशेष पाठ¬क्रम छल। कज्जल वनक पुण्याश्रम वेद ध्वनि सं गुंजायमान छल।8

सभ्यताक समन्वय

उत्तर वैदिक कल मे भगवान शिवक महत्ता वड़ वढ़ल छल। ओ युग आर्य आ आर्येतर जाइतक सम्मिलन, सम्मिश्रण आ समन्वयक युग छल। भगवान शिव आर्येतर जाइतक अराध्य देव छल। हुनका दरकिनार कऽ समन्वित आर्य सभ्यता आ संस्कृतिक गठन असंभव छल। एहन स्थिति मे युगद्रष्टा ऋषि केर भगवान शिव दिस आकृष्ट होयव स्वाभाविक छल। वैदिक रुद्र जे उपहन्तु (ध्वंसक) छल, ओ उत्तर वैदिक काल मे कल्याणकारी शिव वनि गेल। वेद मे रुद्र सं कतेक रास रुद्र के उद्भूत मानल गेल अछि, जे भगवान शिवक व्यापकता कऽ रेखांकित करैत अछि। ताहि सं अहि रुद्र के गणपति, कुम्भकार, कर्मकार, रथकार, वाजीगर आ निषाद जेहन दलित, उपेक्षित आर्येतर जाइतक स्वामीक तरहे स्वीकार करल गेल अछि। अहि तरहे

भगवान शिव उपर्युक्त शोषित, दलित, उपेक्षित आ अनार्य जाइतक उपास्य आ आराध्य देव छल।9 तत्कालीन तत्वदर्शी ऋषि अहि आर्येतर जाइत के आर्य सभ्यता संस्कृतिक महासिन्धु मे विलीन कऽ दैक लेल संकल्पित छल। एकरा लेल ओ शिवक सामान्य देवक तरहे नहि मुदा महादेवक रूप मे पूजा करलक।

अनार्यक परमपूज्य आराध्य देवता रहैत भगवान शिवक प्रतिष्ठा, महानता आ व्यापकताक कारण ई छल जे ओ अप्पन ऐश्वर्य सं देवता के, शक्ति सं असुर के आ योग सं प्राणि सभके पराभूत केने छल।10 ई निर्विवाद अछि जे भारतीय सभ्यता आ संस्कृतिक गठन मे भगवान शिवक विराट भूमिका अछि। जौं शिव के अहि सं अलग कऽ देल जाय ते अहि सभ्यता, संस्कृति के स्थित हेवाक लेल कोनो आधार नहि भेट सकत।

ऋष्यश्रृंग आश्रमक समस्त क्षेत्र मे व्रात्यक निवास छल। अथर्ववेदक (11-2-7) अनुसार देवता सभ महादेव के विभिन्न दिशाक व्रात्यक स्वामी नियुक्त केने छल। संभवत: अहि प्रतीकक स्वरूप भगवान विष्णु एतय वृह्मशिला पर शिवलिंगक स्थापन केने छल। वराहपुराणक उत्तराद्र्धक एकटा पुरा कथा मे अहि तथ्य कऽ रेखांकित करल गेल अछि।

विष्णु द्वारा स्थापित शिवलिंग के ऋष्यश्रृंग फेर सं पुनर्जागृत करलक। एकर उल्लेख शिव पुराणक चतुर्थ रुद्र संहिताक सातम श्लोक मे भेल अछि। एकर अनुसार, कौशिकी कात स्थित शिव धाम मे दधीचिक रणभूमि मे श्रृंगेश्वर, वैद्यनाथेश्वर आ जपेश्वर नामक शिवलिंग प्रसिद्ध अछि।

'श्रृंगेश्वरश्च नाम्नावै वैद्यनाथ स्तथैव च।

जप्याश्वरस्तथा ख्यातौ यो दधीचिरण स्थले।'

चौवीस हजार श्लोक वाले वायु पुराणक एकटा अंश शिवपुराण अछि। ऋष्यश्रृंग द्वारा पुनर्जागृत केल जाय वला भगवान शिवक ई इष्टलिंग उत्तर वैदिक काल सं आय धरि मंत्रयुक्त, मंत्रहीन, क्रियायुक्त, क्रियाहीन, ज्ञानी, अज्ञानी सभक लेल दर्शनीय वा पूजनीय अछि।

दूर ठाम धरि फैलल विशाल वृह्मशिला सं ई इष्टलिंग जुड़ल अछि। एखुनका शिवलिंग सं तीन गुना वेसी मोट ओ दस फीट नीचा वृह्मशिला धरि अछि। लिंगक आंतरिक स्वरूप भव्य आ अद्भुत अछि। शिव पार्वतीक असंख्य प्रतिमा ओहि पर उत्कीर्ण अछि। ऋष्यश्रृंग अहि शिवलिंग के पुनर्जागृत कऽ आर्य आ आर्येतर संस्कृति कऽ एकाकार कऽ देने छल। ऋष्यश्रृंग द्वारा एकरा पुनर्जागृत करहि के कारण ई इष्टलिंग श्रृंगेश्वरक (या सिंहेश्वर) नाम सं विख्यात भेल।

दक्षिात्य मे तपस्या

उत्तर वैदिक काल धरि आर्य संपूर्ण उत्तर भारत मे पसैर चुकल छल। ओ कतेक रास समृद्ध जनपदक सेहो स्थापना केलक। उत्तर भारत मे कतेक रास ऋष्यश्रृंग आश्रम स्थापित छल। कनि-कनि असुर दक्षिणापत्य

दिस सिमटैत गेल। एतय मुख्यत: हुनकरे शासन छल। तकर वादो आर्य सभ्यता आ संस्कृति के दक्षिणात्य मे पसारैलक उद्देश्य सं कतेक रास ऋष्याश्रम मिशनरीक तरहे काज कऽ रहल छल। अहि ऋष्याश्रम के समय-समय पर निरीक्षण करैक दायित्व भगवान शिव पर छल। ओ अहि ठाम अवाध आवैत-जायत छल। क्याकि ओ असुर सभहक सेहो अराध्य देव छल। राम सवसे पहिलुक आर्य देवता छल जे दक्षिणात्व मे पइर राखलक। ओ एतय कार्यरत आर्य ऋष्याश्रम के असुर सं अभय कयलक। निशिचर हीन करौं मही भुज उठाय प्रण कीन्ह।

उत्तर भारतक ऋषि सेहो दक्षिणात्य जा कऽ तप करैत छल। तपक लेल दक्षिणात्यक ठाम वड़ उपयुक्त चल। ऋष्यश्रृंग सेहो दक्षिणात्यक जे ठाम मे अखण्ड तपस्या केने छल ओ तप:पूत स्थल आय श्रृंगेरी क्षेत्रक नाम से चर्चित अछि। श्रृंगेरी ग्राम, श्रृंगेरी पर्वत आ श्रृंगेरी तालाव आययो ओहि महान तपस्वीक तपस्याक साक्षी अछि। हजार वरखक वाद आद्य शंकराचार्य अप्पन पहिलुक मठ श्रृंगेरी मे स्थापित केने छल आ ओतय सं दिग्विजयक लेल अप्पन अभियान शुरू केने छल। शंकराचार्य ओहि ठाम पर देखलक जे प्रकृति विरोध धर्म प्रेम, सेवा आ दयाक आगू प्राणी कोन तरह अप्पन स्वाभाविक धर्म के विसुरि के कल्याण काज मे निरत भऽ जायत छल। थाकल-मांदल योगी शंकर एकटा वटवृक्षक नीचा वैसल छल। वड़ गर्मी चल। आपसी द्वेष के विसुरि के एकटा नेवला आ सांप खेल रहल छल। ओतय सांप अप्पन आहर एकटा वेंग कपा मुंह सं पकड़ि पइन मे छोड़ि दैत छल। ओ विस्मित भऽ जायत अछि। ई ऋष्यश्रृंगक तपस्या स्थली छल, जकर महत्ता आय धरि दृष्टिगोचर होयत अछि। ओ महान ऋष्यश्रृंगक प्रति श्रद्धावनत भऽ कऽ अप्पन शिष्य सं कहै छथिन्, जतय वृह्म मे अप्पन अंतकरण के लगा दै वला ऋष्यश्रृंग आय धरि तपस्या कऽ रहल अछि। आ जतय स्पर्श मात्र सं कल्याण दहि वला तुंगभद्रा सुशोभित होयत अछि, जतय अभ्यागत पुरुषक पूजा सं कल्पवृक्ष के सेहो लजावै वला, समस्त वेद कऽ पढ़य वला, सैकड़ों टा यज्ञ सं प्रसन्न हैय वला शान्तचित्त सज्जन लोक सभ निवास करैत अछि।11

शंकराचार्य अहि तपस्थलीक स्तुति करलक आ ओतय विद्याग्रहण मे समर्थ विद्वान शिष्य के अप्पन मुख्य भाष्यक अध्ययन सेहो करैलक। एतय सं वौद्ध के सेहो शास्त्र से पराजित कऽ सनातन धर्मक पुनर्स्थापनाक लेल दिग्विजयक लेल चलल छल शंकराचार्य। अभियानक पूर्व आचार्य शंकर श्रृंगेरी मे अप्पन पहिलुक मठ निर्माण कऽ वेदांत विद्यापीठक स्थापना कएलक। एत्ते सं सनातन धर्मक प्रचारार्थ मीमांसक वृह्मचारीक समुदाय सन्यास सम्प्रदाय मे दी ग्रह करैत छल।12 ऋष्यश्रृंग सेहो अप्पन कालक अद्वितीय मीमांसक छल। ओ ऋषि कुल आश्रम मे कतेक ऋषिक आत्मज आ मानस पुत्र के मीमांसाक अध्ययन करावैत रहल।

श्रृंगवेरपुर वृतान्त

ऋष्यश्रृंग अप्पन प्रताप सं उत्तर पश्चिम गंगाक वाम कात पर सेहो तपस्या करले छल। ई ठाम निषाद शासकक अधीन छल। आजुक काल मे ई ठाम इलाहावाद-उन्नाव राजमार्ग पर स्थित अछि। एतय गंगा कात पर एकटा वड़ पैग टील अछि जकर लगभग आधा हिस्सा गंगा मे कटि चुकल अछि। यहि ठाम अछि ऋष्यश्रृंगक तपोभूमि श्रृंगवेरपुर। एतय मंदिर मे ऋष्यश्रृंग आ मां शान्ताक भव्य मूर्ति स्थापित अछि। रामायण

मे श्रृंगवेरपुरक वड़ महत्व अछि। अप्पन वनवासक काल श्रीराम अप्पन अनुज आ स्त्रीक संग एतय नाव सं गंगा पार केने छल। पुरवासी सभक संग भरत जखन राम मे मिलैक लेल चित्रकूट गेल छल, तखन ओ श्रृंगवेरपुर आयल छल। कालिदासक रघुवंश आ भवभूतिक उत्तर रामचरित मे अहि पुण्य स्थलक गौरवपूर्ण उल्लेख अछि। तुलसीदास एकर सिंगरौरक प्राचीन नाम सं उल्लेख केने अछि-

'केवट कीन्ह वहुत सेवकाई

सो जामिनी सिंगरौर गंवाई।'

ई ठाम ऋष्यश्रृंगक तपस्या भूमि अछि। ऋष्यश्रृंग मंदिर सं आध किमी दूर गंगा मे विभाण्डक कुण्डक नाम सं घाट सेहोवनल अछि।

श्रृंगवेरपुर निवासी राजा रामदत्त सिंह (18वीं सदी) आध्यात्म-रामायणक टीक मे एतय ऋष्यश्रृंग आश्रम हेवाक संग अहि महर्षिक जीवनक अन्यान्य वृतान्त के अहि ठाम सं जोड़वाक यत्न केने अछि। हमर विचार सं अप्पन जन्मभूमिक प्रति मोह हेवाक कारण राजा एहन केने होयत। श्रृंगवेरपुर के ऋष्यश्रृंगक जन्मभूमि मानवाक एतिहासिक भूल अछि क्याकि महाभारत मे स्पष्ट लिखल अछि-

'एषा देवनदी पुण्या कौशिकी भरतर्षभ

विश्वामित्राश्रमौ रम्य एश चात्र प्रकाशते।

आश्रमश्चैव पुण्याख्य: काश्यपस्य महात्मन:।

ऋष्यश्रृंग सुतौ तस्य तपस्वी संयतेन्द्रिय:।'

कौशिकीक कात पर जतय विश्वामित्रक आश्रम छल, ओतय पुण्याश्रम मे महर्षि काश्यपक जितेन्द्रिय वंशज ऋष्यश्रृंगक आश्रम छल। एक ऋषिक अप्पन मुख्य आश्रमक अलावा कतेक ठाम हुनकर उपआश्रम होयत छल।

पुण्याश्रम मे द्वादश वर्षीय यज्ञ

ऋष्यश्रृंगक मुख्य आश्रम कौशिकीक कात पर पुण्याश्रम मे छल। ओ जतय-जतय तप करलक ओतय उपाश्रम वनौलक। ओ अप्पन जीवन मे कठिन तप आ योग साधनाक संग यज्ञ के मोक्ष प्राप्तिक साधना वनैलक। ओ समस्त भारतक पवित्र स्थलक सेहो भ्रमण केलक।

ओ कतेक रास कठिनतम यज्ञ केलक, जाहि मे द्वादश वर्षीय यज्ञ सेहो छल। अहि यज्ञक वड़ पैग मार्मिक वर्णन भवभूति अप्पन उत्तर रामचरितक प्रथमांक मे केने अछि।

अयोध्या मे सभ दिन कोनो नै कोने उत्सव हैत छल। अहि वीच एकटा विदेशी अयोध्या आवैत छल आ राजधानी मे उत्सव नै हैत देखि के एकर कारण जानैल चाहैत अछि। नट एकर उत्तर दैत अछि जे उत्सव नै हैक कारण अछि जे रामक माता महर्षि वशिष्ठक स्त्री अरुन्धतीक संग अप्पन दामाद ऋष्यश्रृंगक आश्रम मे यज्ञ देखहि लेल गेल छथिन।

'वशिष्ठाधिष्ठिता देव्यो गता रामस्य मातर:।

अरुन्धती पुरस्कृष्य यज्ञे जामातुराश्रमम्।'

ई सुनि के ओ विदेशीक प्रश्नाकुलता आरो वृढि जायत अछि। ओ पूछि दैत अछि जे ई जमाता के अछि? नट उत्तर दैत अछि जे राजा दशरथक पुत्री शान्ताक पति अछि ऋष्यश्रृंग, हुनके कते हैवला यज्ञ मे भाग लैक लेल रामक माता सव गेल छथिन।

'विभाण्डक सुतास्ताम ऋष्यश्रृंग उपयेमे

तेन च साम्प्रतं द्वादश वार्षिक सत्र माख्यं।

तदपुरोधात कठोर गर्भापति वधूं जानकी विमुप्य

गुरुजनस्तत्र: गत:।'

ई स्पष्ट अछि जे रामक माता ऋष्यश्रृंग के अप्पन जमाता मानैत अछि। यहि कारण अछि जे गर्भवत सीता के छोड़ि के अप्पन पुत्री शान्ता आ जमाता ऋष्यश्रृंगक प्रति अकूत स्नेहक कारण माता ऋष्यश्रृंगक अश्रम मे पधारैत अछि।

मुनि अष्टावक्र सेहो यज्ञ मे उपस्थित छल। ओ अहि महान यज्ञक समाचार लऽ कऽ पहिने अयोध्या घुरैत अछि। राम शान्ता के अप्पन पैग वहीन आ ऋष्यश्रृंग के अप्पन पैग वहनोई जेहन सम्मान दैत यज्ञ कऽ लऽ कऽ पूछैत अछि

'निर्विघ्न: सोमपीथी आवुंते मे

भगवान ऋष्यश्रृंग आर्या च शान्ता।।'

राम ऋष्यश्रृंग के आवुंत (वहनोई) आ भगवान (पैग) आ शान्ता के पैग वहीन (आर्या) जेहन सम्मान दैत अछि।

सीता सेहो कुशल पूछैत अछि,





अवि कुशलं स जमातु अस्स।

एतवे टा नै सीता के ईहो जिज्ञासा अछि जे ऋष्यश्रृंग के हुनकर याद आवैत अछि की नै?

अहमेव सुमरेति?

अष्टावक्र एकर उत्तर त्वरित दैत अछि

अथ किम्? (और क्या?)

मुनि अष्टावक्र सीताक लेल हुनकर ननद शान्ता के ई प्यार भरल संदेश सेहो राम के दैत अछि जे सीताक गर्भावस्थाक काल जहि वस्तुक इच्छा हुए, ओ हुनका उपलब्ध कराओल जाय।

गर्भ दोधेअस्या भवति सोऽवस्यम चिरात सम्पादयित्व।

एकर संगे अष्टावक्र सं संदेश भेजकऽ ऋष्यश्रृंग सलहज के यज्ञ मे नहि वजावैक कारण वुझावैक संग संवोधोचित परिहास सेहो कऽ लैत अछि

वत्से! कठोर गर्भेति नानितासि।

वत्सोऽपि रामभद्रस द्विनोदार्थमेव स्थापित:। तत्पुत्र पूर्णोत्संगामायुष्यति दक्ष्याम्।

अर्थात वत्से! (वच्ची) गर्भवती हेवाक कारण अहां एतय नहि आवि सकलहुं आ वत्स राम ते अहांक मनोरंजनक लेल अयोध्यामे अछियै। हम ते अहां के पुत्र सं भरल गोदवाली देखव। ऋष्यश्रृंग द्वारा राम के वत्स आ सीता के वत्से कहिके पुराख सं स्पष्ट अछि जे दूनूक प्रति ऋष्यश्रृंगक छोट साढ़ आ सलहजक प्रेम छल।13

ई द्वादश वर्षीय महायज्ञ कौशिकी तट स्थित ऋष्यश्रृंगक मूल आश्रम मे भेल छल। किछु विद्वान एकरा रेवा नदी (नर्मदा) आ समुद्रक संगम स्थल पर हय के गप करैत अछि।14 जे संदिग्ध अछि। ओहि साधन विहीन युग मे अप्पन मूल आश्रम सं हजार मील दूर एतेक वृहद दीर्घकालीन कठिन यज्ञक संपादन करव उपयुक्त नहि जानि पड़ैत अछि। ओहि ठाम पर अहि यज्ञक कोनो चिह्न सेहो नहि अछि। कोनो ठोस वहिर्साक्ष्य सेहो नहि अछि जे सिद्ध कृ सकय जे यज्ञ अमुक ठाम पर भेल छल। मुदा ऋष्यश्रृंगक कौशिकी तट स्थित मूल आश्रम अहि महान यज्ञक साक्षी अछि। आश्रमक लग कोशीक कात मे सतोखर गाम वसल अछि। एतय हजारों वरख पुरान सात विशाल यज्ञ कुण्ड तालावक रूप में एखनो अछि। दू टा कुंड ते कोशी के पेट मे चलि गेल मुदा पांच टा एखनो अछि। किछु दशक पहिने अहि कुंडक जीर्णोद्धार करय लेल खोदल गेल ते ओहि मे राखक वड़ मोट-मोट परत निकलल छल। परत एतेक मोट छल जे ओ कोनो एक दिन या एक माहक यज्ञक राख नहि भऽ सकैत अछि। ई निश्चित रूप सं वरख भरि चलल यज्ञक राख होयत। सात

